## 'विदेह' ३१३ म अंक ०१ जनवरी २०२१ (वर्ष १४ मास १५७ अंक ३१३)

*ऐ अंकमे अछि:-*



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

**३. पद्य**



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह पेटार

View Videha googlegroups (since July 2008)

view Videha Facebook Official Group (since January 2008)- for announcements

१. *गजेन्द्र ठाकुर*

........................................................................................................................

........................................................................................................................

**[संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री]**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल सेहो]

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

[FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI ALSO]

**यू. पी. एस. सी. (मेन्स) २०२० ऑप्शनल: मैथिली साहित्य विषयक टेस्ट सीरीज**

यू.पी.एस.सी. क प्रिलिमिनरी परीक्षा २०२० सम्पन्न भऽ गेल अछि। जे परीक्षार्थी एहि परीक्षामे उत्तीर्ण करताह आ जँ मेन्समे हुनकर ऑप्शनल विषय मैथिली साहित्य हेतन्हि तँ ओ एहि टेस्ट-सीरीजमे सम्मिलित भऽ सकैत छथि। टेस्ट सीरीजक प्रारम्भ प्रिलिम्सक रिजल्टक तत्काल बाद होयत। टेस्ट-सीरीजक उत्तर विद्यार्थी स्कैन कऽ editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकैत छथि, जँ मेलसँ पठेबामे असोकर्ज होइन्हि तँ ओ हमर ह्वाट्सएप नम्बर 9560960721 पर सेहो प्रश्नोत्तर पठा सकैत छथि। संगमे ओ अपन प्रिलिम्सक एडमिट कार्डक स्कैन कएल कॉपी सेहो वेरीफिकेशन लेल पठाबथि। परीक्षामे सभ प्रश्नक उत्तर नहि देमय पड़ैत छैक मुदा जँ टेस्ट सीरीजमे विद्यार्थी सभ प्रश्नक उत्तर देताह तँ हुनका लेल श्रेयस्कर रहतन्हि। विदेहक सभ स्कीम जेकाँ ईहो पूर्णतः निःशुल्क अछि।- **गजेन्द्र ठाकुर**

**संघ लोक सेवा आयोग द्वारा आयोजित सिविल सर्विसेज (मुख्य) परीक्षा, २०२० मैथिली (ऐच्छिक) लेल टेस्ट सीरीज/ प्रश्न-पत्र- १ आ २**

TEST SERIES-1

TEST SERIES-2

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल/ FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI]

NTA_UGC_NET_MAITHILI_01

NTA_UGC_NET_MAITHILI_02

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

## NTA_UGC_NET_MAITHILI_03 (श्री शम्भु कुमार सिंह द्वारा संकलित)

*Videha e-Learning*




MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL)

UPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

BPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (ऐच्छिक)

मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (अनिवार्य)

मैथिली प्रश्नपत्र- बी.पी.एस.सी.(ऐच्छिक)

**मैथिलीक वर्तनी**

१

भाषापाक

२

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिलीक वर्तनीमे पर्याप्त विविधता अछि। मुदा प्रश्नपत्र देखला उत्तर एकर वर्तनी इग्नू BMAF001 सँ प्रेरित बुझाइत अछि, से एकर एकरा एक उखड़ाहामे उनटा-पुनटा दियौ, ततबे धरि पर्याप्त अछि। यू.पी.एस.सी. क **मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेल सेहो ई पर्याप्त अछि,** से जे विद्यार्थी मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेने छथि से एकर एकटा आर फास्ट-रीडिंग दोसर-उखड़ाहामे करथि|

IGNOU इग्नू BMAF-001

..........................................................................................................

MAITHILI (OPTIONAL)

TOPIC 1 [Place of Maithili in Indo-European Language Family/ Origin and development of Maithili language (Sanskrit, Prakrit, Avhatt, Maithili) भारोपीय भाषा परिवार मध्य मैथिलीक स्थान/ मैथिली भाषाक उद्भव ओ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)]

TOPIC 2 (Criticism- Different Literary Forms in Modern Era/ test of critical ability of the candidates)

TOPIC 3 (ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददास सिलेबसमे छथि आ रसमय कवि चतुर चतुरभुज विद्यापति कालीन कवि छथि। एतय समीक्षा शृंखलाक प्रारम्भ करबासँ पूर्व चारू गोटेक शब्दावली नव शब्दक पर्याय संग देल जा रहल अछि। नव आ पुरान शब्दावलीक ज्ञानसँ ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददासक प्रश्नोत्तरमे धार आओत, संगहि शब्दकोष बढ़लासँ खाँटी मैथिलीमे प्रश्नोत्तर लिखबामे धाख आस्ते-आस्ते खतम होयत, लेखनीमे प्रवाह आयत आ सुच्चा भावक अभिव्यक्ति भय सकत।)

TOPIC 4 (बद्रीनाथ झा शब्दावली आ मिथिलाक कृषि-मत्स्य शब्दावली)

TOPIC 5 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोरिक गाथामे समाज ओ संस्कृति)

TOPIC 6 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- विद्यापति)

TOPIC 7 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- पद्य समीक्षा- बानगी)

TOPIC 8 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- लोक गाथा नृत्य नाटक संगीत)

TOPIC 9 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- यात्री)

TOPIC 10 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली रामायण)

TOPIC 11 (वैल्यू एडीशन- द्वितीय पत्र- मैथिली उपन्यास)

TOPIC 12 (वैल्यू एडीशन- प्रथम पत्र- शब्द विचार)

TOPIC 13 (तिरहुता लिपिक उद्भव ओ विकास)

TOPIC 14 (आधुनिक नाटकमे चित्रित निर्धनताक समस्या- शम्भु कुमार सिंह)

TOPIC 15 (स्वातंत्र्योत्तर मैथिली कथामे सामाजिक समरसता- अरुण कुमार सिंह)

TOPIC 16 (यू. पी.एस.सी. मैथिली प्रथम पत्रक परीक्षार्थी हेतु उपयोगी संकलन, मैथिलीक प्रमुख उपभाषाक क्षेत्र आ ओकर प्रमुख विशेषता, मैथिली साहित्यक आदिकाल, मैथिली साहित्यक काल-निर्धारण- शम्भु कुमार सिंह)

TOPIC 17 (मैथिली आ दोसर पुबरिया भाषाक बीचमे सम्बन्ध (बांग्ला, असमिया आ ओड़िया) [यू.पी.एस.सी. सिलेबस, पत्र-१, भाग-"ए", क्रम-५])

TOPIC 18 [मैथिली आ हिन्दी/ बांग्ला/ भोजपुरी/ मगही/ संथाली- बिहार लोक सेवा आयोग (बी.पी.एस.सी.) केर सिविल सेवा परीक्षाक मैथिली (ऐच्छिक) विषय लेल]

........................................................................................................................

GENERAL STUDIES (PRELIMINARY & MAINS)

GS (Pre)

TOPIC 1

GS (Mains)

## २. गद्य



**मैथिली वेब पत्रकारिता विशेषांक**

**योगेन्द्र पाठक वियोगी (सम्पर्क- 9831037532)**

**नरक विजय**

(एहि नाटकक एक संस्करण हमर पोथी 'त्रिनाटकम्' मे छपि गेल अछि। ओहि मे दृश्यक संख्या बहुत बेसी रहला सँ किछु निर्देशक लोकनि एकर मंचन पर प्रश्न चिन्ह लगौलनि। ओहि आलोचना कें ध्यान मे रखैत एकरा परिवर्धित कएल गेल। एकर बंगला अनुवाद श्री नवीन चौधरी केलनि अछि।- नाटककार)

**पात्र परिचय**

**मानव पात्र** – रमेश, सुरेश, अनुपम अमित (वैज्ञानिक)

**पौराणिक पात्र** – ब्रह्मा, विष्णु, महेश, नारद, यमराज, चित्रगुप्त, दू यमदूत

**अंक 2**

**दृश्य 1**

*मंच सज्जा मे कोनो विशेष अन्तर नहि। एकटा टेबुल आ किछु कुर्सी मंच पर राखल। डिजिटल डिस्प्ले बोर्ड पर लिखल अछि 'यमलोक'।*

*यमराज आसन पर बैसल छथि। बगल मे चित्रगुप्त अपन खाता बही पसारने ओहि मे डूबल छथि। प्रकाश पहिने यमराज पर पड़ैत अछि तखन चित्रगुप्त पर। फेर प्रवेश पथ पर, जतए दूनू*

*यमदूत बाहुबली मृतात्मा रमेश आ सुरेश कें लेने आबि रहल छथि। हुनका दूनूक मंचक बीच पहुँचला पर पूरा मंच आलोकित होइत अछि। दूनूक हाथ मे ब्रीफकेस छनि, से मंच पर रखैत छथि।*

**यमराज** चित्रगुप्त महराज, इएह दूनू ओ विशिष्ट बाहुबली मृतात्मा छथि रमेश आ सुरेश। हिनकर कर्मक लेखा जोखा देखि लेल जाओ।

**रमेश** *(नम्र स्वरें)* धृष्टता माफ हो महाराज तऽ निवेदन करी। यदि ब्रीफकेस खोलबाक अनुमति भेटैत तऽ अपने स बहक काज आसान भऽ जाइत।

**यमराज** अहाँ दूनू लेल जखन सब नियम कानून बदलले गेल तखन इहो कइये लिअऽ।

*(दूनू नीचा झुकि कए अपन ब्रीफकेस खोलि स्मार्टफोन बहार करैत छथि, ओहि मे लीखल विवरणक फाइल निकालि ओकरा चित्रगुप्त कें दैत)*

**सुरेश** एहि मे अपने कें हमरा दूनूक सबटा पापक रेकॉर्ड भेटि जाएत। हमरा दूनू द्वारा कएल गेल हत्या, अपहरण, बलात्कार, व्यभिचार आदिक विस्तृत विवरण तारीख, साल आ समय सहित लिखल अछि।

**रमेश** ई विवरण हमरा कम्प्यूटर मे सेहो भेटि जाएत। इंटरनेट आब पूरा ब्रह्माण्ड मे उपलब्ध छैक। यदि एतए कम्प्यूटर उपलब्ध हो तऽ क्षणे मे सब सूचना हाजिर भऽ जाएत।

**चित्रगुप्त** इंटरनेट आ कम्प्यूटर की होइत छैक ? छोड़ू ई मुरखाहा गपसप। *(स्मार्टफोनक विवरण कें देखैत आ अपना खाता सँ मिलबैत)* धर्मराज, विवरण तऽ ठीके नीक सँ लीखल अछि।

**यमराज** ठीक छैक, एखन तऽ हिनका दूनू कें जल्दी अपन स्थान पठेबाक अछि तकर इन्तजाम होअए।

**चित्रगुप्त** हिनकर कर्मक फल देखि तऽ लगैत अछि जे छियासियो नरक कुण्ड कम पड़ि जाएत। हिनका दूनू कें सब नरक कुण्डक बास भोगनाइ छनि तें कतहु सँ शुरू कऽ सकैत छी।

**यमराज** तऽ पहिने अग्निकुण्डे मे जाथु।

**रमेश** अनुमति हो तऽ एकटा तुच्छ निवेदन करी धर्मराज।

**यमराज** आब की ? डराइत छी की ?

**सुरेश** नहि धर्मराज, उखरि मे मुह देलाक बाद मुसराक कोन डर ? यमलोक मे आबि पापी कें यातनाक कोन डर ? डर होइतै तऽ लोक पाप करबे नहि करैत। हमर निवेदन दोसर अछि।

**रमेश** हमरा दूनू कें स्नान करबाक अनुमति देल जाओ महाराज वैवस्वत।

**यमराज** *(तमसाइत)* पापी नरकभोगी मृतात्मा कें स्नानक कोन काज ? ई कोन नव टाटक ठाढ़ केलहुँ अहाँ सब ?

**सुरेश** धर्मराज, अपनेक न्याय तीनू लोक मे ख्यात अछि। बुझले होएत जे फाँसिओक सजा भेटल कैदी कें अन्तिम इच्छा पूछल जाइत छैक आ पूरा कएल जाइत छैक।

**रमेश** ओतबे नहि, ध्यान दियौक देव जे छागड़ो कें बलि देबा सँ पहिने स्नान करा देल जाइत छैक। हमहूँ सब जखन विभिन्न नरक कुण्ड मे हजारो सालक सजा भोगए जा रहल छी तऽ ओहि सँ पहिने एक बेर नीक जकाँ स्नान कऽ लेब उचिते ने हेतैक न्यायराज।

**चित्रगुप्त** धर्मराज, बहस मे हिनका दूनू सँ जीतब कठिन अछि। अपन चमत्कार तऽ ई सब मर्त्यलोके सँ देखा रहल छथि। तें हमर विचार जे हिनका लेल स्नानक व्यवस्था कइये देल जाए।

**सुरेश** *(चित्रगुप्तक पैर पकड़ैत)* धन्य छी प्रभो। बस एकटा आर विनय जे स्नान खुला मे नहि बन्द कक्ष मे करबाक व्यवस्था हो आ ब्रीफकेस लऽ जेबाक अनुमति सेहो भेटए।

**यमराज** बन्द कक्षक स्नानघर तऽ मात्र हमरेटा अछि, ताहि मे मृतात्माक प्रवेश सम्भव नहि। *(दूनू यमदूत कें सम्बोधित करैत)* जाउ कोनटा बला इनार कें घेरेबाक व्यवस्था करू।

**रमेश** धर्मराज, नियम मे मामूली ढिलाइ सँ समयक अमूल्य बचत होइत। जतेक काल मे इनार घेरल जाएत ओतेक काल मे तऽ स्नान कऽ कए हम सब किछु घण्टा अग्निकुण्ड मे बासो कऽ लेब। एहि दृष्टिकोण सँ देखल जाओ सूर्यपुत्र।

**चित्रगुप्त** हमरा लगैत अछि नियम मे ढील देबहि पड़त। जतेक जल्दी हिनका दूनू कें एतए सँ हटाएब ओतेक जल्दी दोसर काज शुरू कऽ सकब। ई सब जतेक काल एतए रहताह, किछु ने किछु टाटक ठाढ़ करितहिं रहताह।

**यमराज** *(दूनू यमदूत कें सम्बोधित करैत)* बेस, चित्रगुप्त महराजक इच्छानुसार हिनका दूनू कें हमरा स्नानघर मे लेने जइयनु। कड़ा पहरा राखब। चिन्हिते छिएनि केहन मायावी छथि। कतहु एम्हर ओम्हर बहरा जेताह तऽ पूरा यमलोक मे हड़कम्प मचि जाएत।

**दूनू दूत** जे आज्ञा देव। *(दूनूक ब्रीफकेसक संग दूनू कें स्नानघर दिस लऽ जाइत छथि।)*

**चित्रगुप्त** हमरा लक्षण किछु नीक नहि लागि रहल अछि। ई सब धरती पर पापो केलक अछि, जतेक जे काज केलक से अनायासे नहि, खूब सोचि विचारि कए केलक, ओकर क्रमबद्ध रेकॉर्ड सेहो तैयार केने अछि जे सत्ते मे हमरा खाता सँ नीके छैक, हरदम विचित्र माँग रखैत अछि जकरा एकदम अनुचितो नहि कहि सकैत छिऐक।

**यमराज** अपने तऽ ई खेला एखन देखलियैक अछि, हम तऽ कतेक काल सँ देखि रहल छी। एही खेलाक कारण ने हमरा मर्त्यलोक जाए पड़ल आ फेर दौड़ि कए देवलोक आबए पड़ल मंत्रणा लेल। ***(किछु खियाल करैत)*** स्नान मे बहुत देरी लगौलक ई दूनू।

***(एतबे मे एक यमदूत दौड़ल अबैत अछि एकदम परेशान भेल)***

**दूत-**

**एक** जुलुम भऽ गेल धर्मराज, ओ दूनू एकहि संग स्नानघर मे प्रवेश कऽ गेल दूनू ब्रीफकेसक संग। ए तेक देरी लागि गेलैक मुदा बहराइते नहि अछि। तें अपन संगी कें पहरा पर राखि हम दौड़ल एलहुँ अपने कें सूचित करै लेल।

**यमराज** चित्रगुप्त महराज, आब की होएत ? एहि मायावी मृतात्माक कोनो ठेकान नहि।

**चित्रगुप्त** कने देखि लेल जाओ, यमलोक सँ भागत कतए ?

***(ताबत पाछू मे दोसर दूतक संग रमेश आ सुरेश आबि कए ठाढ़ भऽ जाइत छथि, दूनूक हाथ मे एकटा पैकेट छनि।)***

**रमेश** अपने सबहक समय बचबै लेल एके बेर स्नानघर मे प्रवेश कएल धर्मराज। कोनो कुण्ड मे पठेबा सँ पूर्व एकटा तुच्छ अनुरोध मानल जाओ देव।

**यमराज** आबहु अहाँ सभक बखेराक अन्त नहि भेल अछि ?

**सुरेश** नहि देव, बखेरा कोनो नहि, मात्र एतबे जे मर्त्यलोकक ई छोटछीन उपहार स्वीकार कएल जाओ जे हम सब अपना ब्रीफकेस मे लेने आएल छलहुँ। ***(रमेश अपन पैकेट यमराज कें आ सुरेश अपन पैकेट चित्रगुप्त के दैत छनि)***

**यमराज** ***(पैकेट कें निहारैत)*** एकर की प्रयोजन ?

**रमेश** उपयोग केलाक बाद एकर गुण अपनहि बूझि जेबैक महाराज वैवस्वत।

**चित्रगुप्त** ***(पैकेट कें चारू कात घुमा कए देखैत)*** एकरा की करबाक छैक ?

**सुरेश** एकर उपयोग अपने
शयनकक्ष मे करबैक देव। पैकेट मे देखियौ एकटा टोंटी छैक। राति मे शयन कक्ष मे विश्राम करबा काल पैकेट सँ वस्तु कें बहार कए ओहि टोंटी कें सेहो खोलि देबैक। किछु काल बाद ओ पसरि जेतैक आ किछु बाजऽ लागत। ध्यान सँ सुनबैक आ जेना कहल जाए तहिना करबैक। यदि कोनो तरहक गड़बड़ी लागए तऽ टोंटी कें मुह बन्द कऽ देबैक। ओ वस्तु फेर अपन पुरान अवस्था मे आबि जाएत।

**यमराज** आर किछु ?

**रमेश** नहि देव, हम सब तैयार छी, पठाउ जाहि कुण्ड मे आदेश हो।

**सुरेश** ***(रमेशक हाथ धरैत)*** अग्निकुण्डक आदेश तऽ भइये गेल छैक, चलऽ ने अपनहि पुछैत पुछैत चलि जाएब। बुझले छहु ओतए सौ हाथ उपर धधरा उठैत हेतैक। ***(विदा हेबाक उपक्रम करए लगैत अछि)***

**चित्रगुप्त** आब अहाँ सब किछु बेसिए हड़बड़ाएल लगैत छी। थम्हू, हमरा खाता मे नाम पता लिखऽ दिअऽ, एतए औंठा छाप दियौक। ई आदेशपत्र लऽ कए दूत लोकनि जेता अहाँक संग, ओतुका अधिकारी कें देथिन, ओ फेर औंठा छाप लेताह मिलबै लेल जे कतहु कोनो मृतात्माक अदलाबदली तऽ ने भऽ गेल। तकर बादे कुण्ड मे खसाओल जाएत।

**रमेश** दूटा निवेदन स्वीकार करियौ देव –
पहिल जे औंठा छाप नहि लऽ कए दस्तखत लेल जाओ, हम सब तऽ उच्च शिक्षाप्राप्त छी। आब मर्त्यलोक मे सब साक्षर भऽ गेल छैक। दोसर जे हमरा दूनू कें कुण्ड मे खसबैक कोनो काज नहि, हम सब अपनहि खुसी खुसी कूदि जेबै ओहि मे।

**यमराज** दस्तखत तऽ आइ तक कियो करबे नहि केलक, हमरा इहो नहि बूझल अछि जे ओतुका अधिकारी लोकनि कें दस्तखत मिलान करबए अबैत छनि की नहि।

**सुरेश** अपने सब फोटो लेबाक व्यवस्था किएक ने रखैत छी ? कोनो तरहक झंझट नहि, फोटो देखू, मिलाउ। कोनो अदलाबदलीक सम्भावना नहि।

**चित्रगुप्त** ***(खिसिया कए)*** ई यमलोक छिऐक, मर्त्यलोक नहि। एतए वैज्ञानिक आविष्कार नहि भऽ रहल छैक, मात्र पापी मृतात्मा कें सजा देल जाइत छैक।

**रमेश** हम सब नीके लेल कहलहुँ देव, कोनो बात नहि, सुरेश, छोड़ह अपन जिद, दऽ दहक औंठा छाप आ आगू बढ़ऽ।
***(औंठा छाप देबा लेल हाथ बढ़बैत छथि, चित्रगुप्त हुनकर औंठा छाप लैत छथि, तकर बाद दोसर कागत पर सुरेशक औंठा छाप सेहो लैत छथि, दूनू कागत दूतद्वय कें दैत)***

**चित्रगुप्त** हिनका दूनू कें सम्हारि कए अग्निकुण्ड तक लेने जइयनु, ओतुका अधिकारी कें सब बात नीक जकाँ बुझाए दे बनि नहि तऽ ई दूनू ओतहु कोनो टाटक ठाढ़ करताह।

***(दूनू यमदूतक संग रमेश आ सुरेशक प्रस्थान)***

**यमराज** एक उखराहा मे मात्र दूटा मृतात्मा कें निपटाओल। एना जँ स्थिति आगुओ भेल तऽ यमलोकक कार्यालय बन्दे भऽ जाएत।

**चित्रगुप्त** आब आइ कोनो काज करबाक मोन नहि अछि। जाइ विश्राम करी, अहूँ विश्राम करू धर्मराज।

**यमराज** आजुक संध्या तऽ ओहुना एहि मायावी पैकेट कें बुझबा मे बीत जाएत।

**चित्रगुप्त** से ठीके। हमरा तऽ डर लगैत अछि जे ई सब कोनो षडयंत्र ने रचने होअए अपना सब कें बुड़िबक बनबै लेल।

**यमराज** की कहू ? ओतए जखन देवलोक सँ मीटिंग के बाद पहुँचलहुँ तऽ देखल जे दूनू दूत ओएह डायरी बला डिब्बा मे किछु देखि रहल अछि। ततेक तल्लीन छल जे हमरा पहुँचबाक कोनो सुधि नहि भेलैक ओकरा दूनू कें। हम ओ डिब्बा छीन कए जे देखल तऽ आश्चर्यचकित रहि गेलहुँ। एतेक छोट डिब्बा मे एकटा अर्धनग्न युवती बन्द आ कूदफान करैत।

**चित्रगुप्त** ***(किछु नहि बुझबाक भाव चेहरा पर)*** किछु बुझबा मे नहि आबि रहल अछि एकरा सबहिक खेला। देखियौ राति मे ई डिब्बा कोन करतूत देखबैत अछि।

**यमराज** बेस, आब चलल जाए। ***(अपन अपन उपहारक डिब्बा सम्हारने दूनू गोटेक प्रस्थान, मंच अन्हार)***

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

रबीन्द्र नारायण मिश्र- सम्पर्क -9968502767

**धारावाहिक उपन्यास-लजकोटर**

**लजकोटर**

(प्रवासीक जीवनपर आधारित)

-13-

प्रातभेने हम भोरे तैयार भए लताक ओहिठाम बिदा भेलहुँ।ताबे लताक तीनटा एसएमएस आबि गेल छल । भोरक समयमे दिल्लीक बसक भीड़ जगजाहिर अछि । टिकट लेबाक हेतु पाछूसँ चढ़नाइ जरूरी अछि। जँ अहाँ आगाबाटे चढलहुँ आ टिकटचेकींग भए गेल तँ गेलहुँ । जुर्माना दिअ आ फज्जतिओ सुनू ।ई बात हम बुझि रहल छलहुँ मुदा पछिलका गेटपर ततेक लदमलद छल जे हमरा आगूबाटे बसमे घुसिआए पड़ल । जाबे ककरो टिकट हेतु हाक दितिऐक ताबतेमे टिकटचेकींग भए गेलैक। हमरा लाख कहबाक कोनो असर नहि भेलैक । दू-तीनटा मुस्टंड मिलिकए हमरा बससँ उतारि देलक आ लेने-लेने कातमे लए गेल । एक आदमी कानमे कहैत अछि-"एकसए टाका दए दएह,छुटि जेबह नहि तँ जहलो भए सकैत अछि ।" हम जेबीमे हाथ देलहुँ । कुल एकानबेटा टाका छल । ओकरा निकालि कए देखए देलिऐक आआग्रह केलिऐक जे कमसँ कम दसटाका छोड़ि दिअए मुदा कथी लेल किछु सुनत । ओ चट्ट दए सभटा टाका अपन जेबीमे धए लेलक आ दसटाका आओर देबाक जोर देबए लागल । हमरा नहि रहि भेल । ठोह पाड़ि कए कानए लगलहुँ ।एकटा बूढ़बा टिकटचेकर कहलकैक

“छोड़ि दही।”

से सुनि कएजानमे जान आएल । जेबीमे एकहुटा पैसा नहि रहए। तैओ मोन हल्लुक लागल । कैटा यात्रीसभ तँ ओतहि रोकि लेल गेल । कैटाकेँ टिकटचेकरसभ गरदनिआ दए बससँ उतारि देलक।बस आगा बढ़ल ।कहुना कए लताक घर लगक बसस्टापपर उतरलहुँ । बसस्टापसँ सटले ओकर घर छलैक । हम आगा बढ़ैत छी। लता घरक गेटपर भेटि गेलि ।

गेटसँ अंदर होइते लताक पिताजी, नीरज भेटि गेलाह । हम हुनका प्रणाम केलहुँ । कहए लगलाह-"हम अहींक बाट ताकि रहल छी।" जाढ़क समय छल । रौदेमे लौनमे हम सभ बैसलहुँ ।

"लता अहाँक बहुत प्रशंसा करैत रहैत अछि ।"

"हम हिनका सभटा बात बुझा देने छिअनि । ताही हिसाबे ई आएल छथि ।"-लता बाजलि।

"ओ तहन तँ हिनका सभटा बात बूझले छनि । कारखानापर दुनूगोटे संगे चलि जाह । हम मौका पबितहि आबि जाएब । आइएसँ काज शुरु कए देथि । हिनकर रहबाक ओरिआन सेहो कए देलिअनि अछि ।" -से कहि नीरजओहीठाम बामा कातक कोठरीक कुंजी हमरा थम्हा देलाह । लताक घरमे मात्र ओ आ ओकर पिता नीरजरहैत छलाह। घरकसभटा काज नौकर-चाकर करैत छलैक।हमसभ चाह-पान केलहुँ आ लताक संगे कारखानाबिदा भए गेलहुँ ।

नोएडामे कारखानामे हमर सभक कार जहिना पैसल कि गार्डसभ धराधर लताकेँ सलामी देबए लगलैक । हमसभ उतरिकए सोझे मालिकक कक्षमे गेलहुँ । ओहिठाम पहिनेसँ दरबानसभ मुस्तैद छल । चाह-जलखै सभ किछुक ओरिआन छल । हमसभ चैनसँ चाह-पान करैत गप्प-सप्प करैत रहलहुँ । चाह पीबि बैसले छलहुँ की नीरजकफोन आबि गेल जे ओ किछु झंझटमे फँसि गेलाह आ अखन कारखाना नहि आबि सकताह । हमसभ कारखानाक चारूकात घुमलहुँ,कर्मचारीसभक संगे गप्प-सप्प केलहुँ । आ भोजनक समय फेर ओहीठाम आबि गेलहुँ।

"हमरा तँ एहि तरहक काजक कोनो अनुभव नहि अछि ।"

"काज तँ स्टाफसभ करैत छैक । अहाँकेँ तँ बस देखरेख करबाक अछि । फेर हमहुसभ रहबे करब ।"

हमसभ दिनबरि ओहीठाम रही । कखनो किछु,कखनो किछु होइते रहलैक । साँझ भए रहल छल । हम आ लता कारसँ आपस ओकर घर बिदा भेलहुँ । ई तय भेल जे दू-तीन दिनमे हम समान सहित

नवका डेरामे चलि आएब । लता हमरा बसस्टापधरि छोड़ि आएलि । हम रस्ताभरि आजुक घटनाक्रमपर सोचैत रहि गेलहुँ । विश्वासे नहि होइत छल जे एहनो भए सकैत छैक ।

*रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम : स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम : स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस : ६६ बर्ख, पैतृक ग्राम : अड़ेर डीह, मातृक : सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति : भारत सरकारक उप सचिव (सेवा निवृत्त)/ स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवा निवृत्त), शिक्षा : चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक*

*प्रकाशित कृति : मैथिलीमे:-*

*१. 'भोरसँ साँझ धरि' (आत्म कथा), २. 'प्रसंगवश' (निवंध), ३. 'स्वर्ग एतहि अछि' (यात्रा प्रसंग), ४. 'फसाद' (कथा संग्रह) ५. 'नमस्तस्यै' (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध ) ७.महराज(उपन्यास)*

*८.लजकोटर(उपन्यास)९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह)*

*११.मातृभूमि(उपन्यास)१२.स्वप्नलोक(उपन्यास)१३.शंखनाद(उपन्यास)१४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)*

*In English:-*

*1.The Lost House (Collection of short stories), 2.Life is an art*

*हिन्दी में ___*

*१.न्याय की गुहार(उपन्यास)*

*(उपरोक्त पोथीसभ pothi.com, amazon.com आओर www.flipkart.com पर सँ कीनल जा सकैत अछि)*

*इमेल : mishrarn@gmail.com ब्लोग : mishrarn.blogspot.com*

*एमजोनक लेखक पृष्ठ : amazon.com/author/rnmishra*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**जगदीशप्रसाद मण्डल**

**आमक गाछी (धारावाहिक उपन्यास)**

6.

ओना, मोबाइलसँ धीरेन्द्रकेँजगमोहीकहि देने छेलैन जे बीस जूनकेँ प्रेमनगर जरूर पहुँचब। मुदा से प्रेमनगरक सीमामे प्रवेश केलापर जगमोही बिसैर गेल। बिसरबो केना ने करैत? भाय, किछु छी तँ प्रेमनगर ने छी, जैठाम घड़ी-पहरक कोन बात जे जिनगीक-जिनगी लोक बिसैर जाइए। मुदा से सभ जगमोहीकेँ नहि भेल, भेल एतबे जहिना दू समाजक लोकक बीचक सम्बन्ध दू जुगक सीमापर आबि होइतअछि।कोर्टमेजहिना बहस करैत काल वकीलकेँ होइ छैन जे अपन फाइलमे केसक दुनू पक्षकसभ रेकर्डो रहै छैन आ तैसंग न्यायालयकेँ सेहो बुझल रहिते छै जे फैसला दूमुहाँ अछिए तँए जेम्हर बेसी जोड़ देखब तेम्हरे कनी उनारि देब। जगमोहीक संग धीरेन्द्रोकस्थित सएह भऽ गेल अछि। एक दिस मिथिलाक गामक समाज, जैठाम नान्हि-नान्हिटा गप-सप्पमे रूआबक चलैत पैघ-पैघ घटना होइए।कुत्ता-बिलाइक झगड़ामे लोक मारियो-पीट करैए, खूनो-खच्चर होइए आ सालक-साल जहलो तँ कटिते अछि। तही बीच ने जगमोहियो आ धीरेन्द्रोक विचार फँसल अछि। ओना, शहरी-समाजक विचार मनमे नहि छैन सेहो बात नहियेँ अछि।

संजोग बनल, मामाक घरपर एला पछाइत जगमोहीकेँ मन भेलै जे धीरेन्द्रकेँ अपन जानकारी दऽ दिऐ। बैसारसँ उठि, मुँह-कान धोइक बहन्ने चापाकल दिस ससैर जगमोही मोबाइलसँ धीरेन्द्रकेँ कहलक-

“धीरेन्द्र बाबू, मात्रिक पहुँच गेलौं।”

धीरेन्द्र- “गाड़ी-बसक यात्रा बढ़ियाँ रहल किने?”

जगमोही-

“यात्रा तँ बढ़ियेँ रहल मुदा...।”

धीरेन्द्र-

“मुदा की?”

किछु बजैसँ पहिने जगमोही ठठा कए हँसए लगल। जगमोहीक हँसी सुनि धीरेन्द्र चौंकल। चौंकल ऐ दुआरे जे जाबे जगमोही किछु कमी नहि देखलक ताबे हँसल किए?दोहरा कऽ धीरेन्द्र पूरक प्रश्न पुछैत बाजल-“हँसलौं किए से कनी हमरो कहू। जँ सुधारैबला हएत तँ सुधारि लेब, नहि जँ छोड़ैबला हएत तँ छोड़िए देबआ जँ जोगबैबला हएत तँ जोड़ जोड़ि जोगा लेब।”

तहीकाल जगमोहीक मोबाइलमे पटनासँ दोसर फोन आबए लगल जे जगमोहीक एक सहेलीक छल। धीरेन्द्रक गप-सप्पकेँ बिलमबैत जगमोही बाजल-

“एकटा संगीक फोन पटनासँ आबि रहल अछि, तँए अखन एतबे जेबस स्टेण्डमे अहाँकेँ नइ देखलौं..!”

मोबाइलिक लाइन तँ कटि गेल मुदा जगमोहीक विचारक चोट धीरेन्द्रकेँचोटा देलक। चोटाएल धीरेन्द्रक स्थित ओहिना हुअ लगल जहिनाअकासमे उड़ैत चिड़ैकेँ तीर लगलापरहोइत अछि।छटपटाइत धीरेन्द्रक मनमे विचार उठल- जगमोहीक जे प्रश्न अछि कीओ अनर्गल अछि? सचमुच जँ कनियाँ शुभ चिन्ह मनक कोनो कोणमे रहैत तँ एते तँ विचार करैत किने जे गाड़ी-सवारी सन अनबिसवासू यात्रा केनिहारि जगमोहीकेँ पुछि लैतिऐ जे यात्रा शुभ रहल किने। प्रेमनगरक केते गोरे जगमोहीकेँ चिन्हैए। गामक बुढ़-बुढ़ानुस बिसरिये गेलहेतैथआनवतुरकेँ बुझले नेहेतइ। भलेँकम्मे दिनक परिचय अपन किए नेअछिमुदा समाजक एक प्रवुद्ध विचारक बेकती ने अपनाकेँ बनबए चाहि रहल छी..!

विचारमे विचड़ैत धीरेन्द्रकेँ जेना कोनो बोनमे पथार लागल पाकल आमक गाछक निच्चाँमे जगह भेटलै।ओना, ओहूमे खटगरो आ मीठगरोसुआदक आम होइते अछि मुदा से नहि, धीरेन्द्रकेँकरपूरिया सुआदबला आमक गाछ भेटलै। भेटलै ई जे जहिना अपने समाजशास्त्रक विद्यार्थी छी तहिना ने जगमोहियो अछि, तँए प्रायश्चितक रूपमेकिए ने दुनू गोरे मिलि-बाँटि विचारि कऽ विचरण करैत रस्ता बना ली।हँ, होइले एते भइये सकैए जे अनुचित बुझि समाज अपन ढाठ लगा ढाठि दिअए, मुदा ओइ ढाठकेँ तोड़लो-सुधारलो तँ जाइए सकैए।

परोपट्टामे प्रेमनगर सभसँ नमहर गाम। भौगोलिक दृष्टिसँ सम्पन्न गाम। जहिनाप्रेमनगर गामक नाम छी तहिना नामगुण गुणो-धरम अछिए। प्रेम तँ प्रेम छी,प्रेम कि कोनो आम-कटहरक गाछ जकाँएकपुरखियाह होइए, ओ तँ बाँस-खरही जकाँ सघन होइत अछि। जहिना आमक प्रेमी लोक आमक गाछी लगबै छैथतहिना

जामुनक प्रेमी लोक जामुनोक गाछी तँ लगैबते छैथ, माने जे जेकर प्रेमी से तेकरासँ आकर्षित होइते अछि। जखने कोनो वस्तु वा आने कोनो गुणसँ केकरो आकर्षण बढ़ै छै तखने ओइ दिस ओ आकर्षित भऽ अपना जिनगीमे ओकरा समाहित करैक परियास करए लगैए। चाहे ओ निरजीवसँ निरजीव आकि सजीवसँ सजीवे किए ने हुअए।

पूर्वमे प्रेमनगर गामक पुबरिया भाग होइत एकटा धार बहैत रहइ, जेकर नाओं छल प्रेमाधार। पहाड़क झरनाकेँ क्षीण भेने प्रेमाधारक प्रवाह धीरे-धीरे क्षीण होइत-होइत रूकि गेल। प्रेमनगरसँ सटले दछिनवरिया गामक लोक सभओइ धारक मुँहकेँ बान्हि महार काटि-काटि भरि कऽ घर सभ बना लेलक। जनसंख्याक हिसाबे गामक रकबा कम रहने बास डीहक समस्यो रहबे करइ। धारक आगूक मुँह बन्हेने प्रेमाधारक रूप सरोवर कहियौ आकि झील आकि पोखैरसदृशबनि गेल। कहब जे पोखैरआझील, सरोवरमे अन्तर नइ होइ छै जे एक्के धार मुइने तीनू बनि गेल?ऐ सम्बन्धमे अखन बेसी नहिमात्र एतबे कहब जेधारक धार घेरेने मात्र प्रवाहेटाने रूकल,मुदा पहाड़सँ धरती धरि दोसरेदिशामे, पाछूए-सँमुदा जुड़लतँ अछिए किने। तँए, सरोवरो आ झीलोभेबे कएल।आ पोखैर होइक कारण भेल जे आगूक गाममे धारक मुँह बन्न भेने बीचमे महारनुमा भऽ गेल,जइमे पैछला गामबला सभपहटा-टौहकी लगा-लगा अपन धारक पानि घेर लेलक, जइसँ प्रेमाधार धीरे-धीरे 'प्रेमा पोखैर' बनि गेल। आब तँ ओकर नाम बदैल 'परमा पोखैर' भऽ गेल अछि। खाएर जे अछि मुदा एते तँ अछिए जे बिनु जाठियेक पोखैर किए ने हुअए मुदा जलक पवित्रतो आ गामक जलभण्डारो तँ छीहे।

पनरह साए बीघाकप्रेमनगर ऊँचाइ-निचाइक हिसाबसँ तीन कोटिक गाम भऽ गेल अछि। माने ऊँचरस, मध्यम आ गहींर तीन श्रेणीक जमीनक बीच बसल गाम प्रेमनगर छी। गामक चारि साए बीघा जमीन ऊँचरस अछि, जइमे नौ साए परिवारो बसल अछि आ गाछी-बिरछी, बाड़ी-झाड़ी सभ सेहो ओहीमे अछि। ओना, आन-आन एहनो बहुत गाम ऐछे जइमे छिट-फुट ढंगसँ ऊँचरस-नीचरस जमीन छै, मुदा प्रेमनगरमे से नहि अछि। भाग लगा-लगा तीनू रंगक जमीन अछि।

चारि साए बीघा जे ऊँचरस जमीन अछितइमे बाससँ लऽ कऽ बाड़ी-झाड़ीआगाछी-कलम धरि अछि,ओ देखैमेसोल्हन्नी गाम जकाँ लगैए आ दोसर-तेसर किस्मक जे जमीन अछि, जइमे अन्न-तीमनक उपजा-बाड़ी होइए, ओ बाध जकाँ लगैए। तँए, ओ भेल प्रेमनगरक बाध। मुदा जहिना शरीर आ शरीरी होइए, जेकरा कियो देखैए आ कियो नहियोँ देखैए तेना नहि अछि, गामक सभ बुझबो करैए आ मानबो करिते अछि जे प्रेमनगर सेहो दू भागमे विभाजित अछि। एक भाग भेल प्रेमनगर गाम दोसर भाग भेल प्रेमनगरक बाध।

समटल गामक घराड़ी तँए समटल गाम। अनेको जातिक गाम प्रेमनगर छी, से खाली जातिक नामेटा सँ नहि छी, सभ जातिकेँ अपन-अपन देवियो-देवता छैन आ पाबैन-तिहारकसंगबीधो-बेवहार अलग-अलग छैन्हे। तैसंग अनेको रंगक जातिक समाज, अनेको रंगक धर्मस्थल आ अनेको रंगक बोली-चाली गाममे नहि अछि

सेहो नहियेँ कहल जा सकैए, सेहो अछिए। मुदा सभ कथूक बावजूदो गाममे कहियो कोनो विघटनकारी काज नहि भेल अछि। ओना, चुनावक समयमे गामक भौँट बँटाइते अछि मुदा से सभ नइ बुझैए। बुझबो किए करत, अपन-अपन जाति देख-देख सभ कियो जतिआरए भौँट बिल्हैए। ने राजनीतिक स्थायी पार्टी अछि आ ने कोनो विचारधाराजइसँ लोक प्रभावित होइत अपन-अपन मतदान करत। उम्मीदवारो सभ तेहने, जइ पार्टीमे टिकट भेटल तही पार्टीक भेलौं, तखन जीवनधाराक निर्माण केना हएत..?

राजनीतिक विचारधारा जखन अछिए नहि, चुनावमे जीतैक मतलब मात्र एम.एल.ए; एम.पी. बनब अछि, तखन उम्मीदवार हुअ आकि भौँटर ओकरेकोन विचारधारासँ मतलब रहतै जेजीवनमे उतार-चढ़ाव हएत। किए लोक बुझत जे अपन चेतनशील विचार, चेतनशील जीवनकेँ समरपन करैक अछि किदान करैक अछि जइसँ अपनो जीवनदान भेटत...।

बीस साल पूर्व प्रेमनगरबलाक सेहो अपन जीवन पद्धति छेलैनमुदा आब ओहूमे तोड़-जोड़ शुरू भइये गेल अछि।जइसँगामक रूप-रंग बदलल-बदलल सेहो बुझि पड़ैए। बीस बर्ख पूर्व तक जहिना रामपुर, कृष्णपुर आ महमदपुरमे पढ़ल-लिखल लोकक खगता कम छल तहिना प्रेमनगरमे सेहो छेलैहे। पढ़ल-लिखल लोकक ओतबे खगता छल जे रजिष्ट्री ऑफिसमेसनाक[i] बनि दसखत करैक लूरि हुअए। राशनक दोकानपर निशानोसँ काज चलिते अछि। ओझा-वैद गामे-गाम घरे-घर अछिए। एकटा बिमारी हएत, सतरह गोरे सतरह रंगक दवाइयो-बुटीक जानकार आ ओझाइयो-भगताइक गुण रखनहि छैथ। तखन तँ शेष जिनगी वएह ने रहल जे रहैक घर, पहिरैक वस्त्र आ खाइक जोगार हुअए। सेहो तँ अछिए। सालमे तेतेक पाबैन-तिहारक उपास अछि जे सालक चारि माससँ बेसी बिनु खेनौं-पीनौं तँ धर्मदानक नामपर चलिते अछि। कहब से केना? सालमे सिर्फ बाबन-तीरपनटा रबि होइए। जे डेढ़ माससँ बेसीए भेल। तेकर अतिरिक्त जे अछि से सबहक सोझहेमे अछि। दोसर, खेतक उपजा ओहनो तँ अछिए जे पुरना लग्गी-डंटाक हिसाबे बीस मनक कट्ठा अल्हुओ-सुथनी उपैजते अछि। जँ चारियो कट्ठा खेती कऽ लेब तँ पार-घाट लगियेजाएत। भलेँ अल्हुए-सुथनी भोजन किए ने कहबए, मुदा भूखल तँ नइ ने कहौल जाएत।

आजुक प्रेमनगर आब ओ नइ रहल जे बीस बर्ख पूर्व छल। आइ लोक गणीतीय पद्धतिसँ अपन जीवन पद्धति बना रहल अछि। पहिने सौंसे गाममे घास-फूसक घर छल, गरमी मासमे आगि-छाइक समस्या सर्वत्र छल मुदा पक्का घर बनने ओइमे कमी एबे कएल अछि, तँए विचारोमे बदलाव एबे करत। आन-आन गामक लोक कनैए जे 'महिला शिक्षा' पछुआ गेल अछि। मुदा प्रेमनगरक लोक कनैए जे 'पुरुखेक शिक्षा' पछुआ गेल अछि! सभ गामवासीक अपन-अपन सोचो-विचार छैन्हे। ओना, पूर्वक समाजमे सोच-विचारक जेतत्त्व छलतइमे भौगोलिक तत्त्वकस्थान महत्पूर्ण छल। मुदा आइ ओहूमे कमीआबि रहल अछि।



ISSN 2229-547X VIDEHA

सामाजिक सम्बन्धमे आन गामक विचारधारासँ भिन्न विचारधारा प्रेमनगरक अछि। आन गामक दोस्ती आ प्रेमनगरबलाक बीचक दोस्तीमे सेहो अन्तर अछिए। हिन्दूक बीच रूपैआक लेन-देनमे सूदखोरी अछि मुसलमानमे नहि अछि। जखन अपना-अपनामे भलैं चलि सकए मुदा दुनूक (हिन्दू-मुसलमानक) बीच केना चलत? तहिना खेनाइयो-पीनाइमे अछिए। तैसंग आन गाममे ईहो अछि जे एक जातिक हाथक पानि दोसर जातिक लोक नइ पीबैए, छुअल अन्न नहि खाइए,मुदा प्रेमनगरमे से नहि अछि। बबाजीक झूण्ड जकाँ हरे-हरे करैत सभ एकठाम बैस खाइते छैथ। आन गाममे पहिने पोखैर-इनार रोकल जाइ छल मुदा आब चापाकल भेने बोरिंगक पानि रोकल जा रहल अछि। अदलैत-बदलैत ओहन-ओहन बेवहार अखनो आन-आन गाममे जीवित अछिए जे एक-दोसरक बीच दूरी बनबैए मुदा से प्रेमनगरमे ने पहिने भेल आ ने अखन अछि।हिन्दू-मुसलमानक बीच जे पाइ-कौड़ीक कारोबार अछि ओ एहेन अछि जइमे एकरूपता अछि। एकरूपता भेल एक बेवहारक प्रयोग करब। तहिना पनिचल्ला आ बिनु पनिचल्ला लोकक बीचक बेवहार सेहो अछिए। खाएर जे अछिसे अपन-अपन गामक अछि, तइसँ प्रेमनगरबलाकेँ कोन मतलब छइ। अपन गाम छै, अपन-अपन समाज छै, अपन-अपन विचार छै आअपन-अपन विचारधारा छै, जइमे सभ बहैत अछि।

बिआह-दानक बेवहारमे प्रेमनगरबला ऐ बातकेँ नीक जकाँ बुझि रहल अछि, किए तँ ओ भुक्तभोगी अछिजे आइक परिवेशमे बेटा-बेटीक बिआहक रूप एहेन बनि गेल अछि जे बेटाक प्रति लेब अछि आ बेटीक प्रति देब अछि। मुदा एकरो नकारल नहियेँ जा सकैए जे पहिने बेटीक प्रति सेहो लेब छल आ बेटाक प्रति सेहो देब छल। यएह तँ दुनियाँक खेल छी। एक भेल लेब, एक भेल देब आ एक भेल लेब-देब।

जीबेन्द्रकेँ एकटा अछोप जातिक बेकती मुसनसँ दोसतियारे भेलैन। दुनूक बैसार-उसार, गप-सप्पक सम्बन्ध बनलैन। खाएब-पीबसँ लऽ कऽ आर्थिकलेन-देन इत्यादि सभ तरहक सम्बन्ध बनलैन। एक दिन गप-सप्पक क्रममे मुसन जीबेन्द्रकेँ कहला-

“दोस, जेहने कपार हमर अछि, तेहने भगवान अहूँक बना देलैन!”

मुसनक इशारा समाजमे जे बेटाक प्रति दहेजक चलैन अछिओइ दिस रहइ। किएक तँ एक्केटा बेटा मुसनकेँ सेहो आ जीबेन्द्रकेँ सेहो छैन बाँकी तीन-तीनटा बेटीए छैन। मुसनक इशारा जीबेन्द्र नहि बुझि पेलैन, मुदा समझदारी तँ एते शक्ति सृजित कइये देने छैन जे जखन दुनू गोरे एकठाम गप-सप्प करै छी तखन बात भागत केतए। कहुना-ने-कहुना मुसनक मुँहमे एबे करत, जइसँ बजबे करत। तैबीच किए ने मुसनकेँ दोसर दिस टहला दी। गप-सप्पक क्रम बदलने, सएह भेल। बजैत-बजैत मुसन बाजि गेल जे दोस जेकरा पाँचटा बेटा छै, तेकरा दहेजेसँ तेतेक आमदनी भऽ जाइए जे पाँच पुस्त बैसले खाएत।

विचारक धारमे भँसैत मुसनकेँ हाथ पकैड़ जमीनपर ठाढ़ करैत जीबेन्द्र बजला-

“दोस, तोरा ई नइ बुझल छह जे तोरा जातिक बिआहमे बेटेबलाकेँ रूपैआ गनि कऽ दिअ पड़ै छइ।”

ओना, मुसनमे जिनगीक बहुत किछु समझदारी आबि गेल अछि, मुदा जिनगियो तँ महजाले जकाँ ने जलियाएल-सुतियाएल अछि, जइसँ सभ बात लोक अपनो ने बुझि पबैए। मुसनकेँ सेहो सएह भेल अछि। मुसन बाजल-

“दोस अहाँक बात नइ बुझलौं?”

जीबेन्द्र मने-मन विचारलैन जे मुसन दोस जखन अपनो बात अपने नहि बुझि रहल अछि तखन समाजमे केहेन जाल लगल अछिसे थोड़े बुझि पौत। मुदा जँ काजक विचारसँ पड़ा जाएब तखन दोसतिआरेक अर्थे की आ समाजे की। विचारकेँ गोल-मोल बना जीबेन्द्र बजला-

“दोस, हमर-तोहर कपार गाममे सभसँ नीक अछि।”

‘नीक कपार’ सुनि उत्सुक होइत मुसन बजला-

“दोस, से केना?”

जीबेन्द्र बजला-

“दोस, बेटा बिआहमे कि कोनो दहेज लेब अछि, अपना घर एकटा जुआन मनुख आनब तइसँ पैघ की दहेजे अछि।”

मुसन जीबेन्द्रक रहस्यकेँ नहि बुझि विचारक प्रवाहमे बाजि देलक-

“दोस, हमहूँ अपना बेटाक बिआहमे दहेज नइ लेब!”

तहियासँ मुसनकेँ अपन परिवारमे तँ बदलाव एबे कएल जे टोलोक कार्य पद्धतिमे बदलाव आबए लगलै। बीचक समयमे लड़कीकेँ वस्त्राभूषण देब लड़का पक्षक बेवहार भेल आ लड़काकेँ वस्त्राभूषण देब लड़की पक्षक बेवहार भेल। खाइले डालपर चाउर आ दहीक पद्धति चलए लगल। मुदा आब तेसर मोड़पर समाज आबि गेल अछि।

एक्कैस जून। भिनसुरका समय। धीरेन्द्र चाह पीब आगूक विचार करए लगल कि मनमे जगमोहीक माए-सुवासिनी एलइ। मने-मन विचारए लगल जे की करब नीक हएत। लोकक नजैर एहेन प्रदूषित भऽ गेल अछि जे अनेरो किछु-सँ-किछु बात उड़बैत रहैए..! समाजक बीच उड़ैत प्रदूषित विचारक बीच धीरेन्द्रक मनमे सुचित विचार जगल। सुचित विचार जगिते धीरेन्द्र उठि कऽ ठाढ़ भेल आ जगमोहीसँ भेँट करए ई सोचि विदा भेल जे जे कोनो प्रश्न सामनेमे औत ओकर सामना करैक अछि।

ओना, सुवासिनी चारू माय-धी सेहो चाह-पीलाक पछाइत गाम घुमैक विचार कऽ नेने छेली। धीरेन्द्रक घरसँ श्यामक घर करीब दस मिनटक रस्ता। दू टोलमे दुनू गोरेक घर छैन। जाबे सुवासिनी घरसँ निकलैथ-निकलैथ कि तइ बिच्चेमे धीरेन्द्र पहुँच गेल।

आइसँ बीस बर्ख पूर्व प्रेमनगरक लोकक बीचक सम्बन्ध ओहने छल जेहेन अखन आन-आन गामक अछि। माने ई जे गाम-समाजक लोक जातिक बीच विभाजित छैथ जइसँ एक-दोसर जातिक बीच किछु विधो-बेवहार आ जीवन शैलीमे सेहो अन्तर अछिए। ओ अन्तर एक-दोसर जातिक बीच खाधि बनि सोझ बाटकेँ किछु दूरी बनाइये देने अछि, जइसँ जाति-जातिक बीच दूरी बनि गेल अछि। उदाहरण रूपमे श्राद्ध-कर्मकेँ देखै छी। किछु जाति एहेन अछि जइमे मृत्युक पछाइत तेरह दिनक बीच सभ क्रिया सम्पन्न कएल जाइए, तँ किछु जाति एहेन अछि जेकर किरिया-कलाप पनरह दिनमे सम्पन्न होइए। तहिना किछु जाति एहेन अछि जेकर अट्ठारह दिनमे सम्पन्न होइए तँ किछु एहनो जाति तँ अछिए जेकर तीस दिनमे सम्पन्न होइए। तैसंग दोसरबाधा ईहो अछि जे जइ दिन तक नह-केशक किरिया सम्पन्न भेल रहतआ श्राद्ध-कर्म पछुआएल रहत तैबीच जँ अपने परिवार वा दियादवादक बीचक परिवारमे दोसर मृत्यु हएत तँ पैछला मृत्युक हिसाबसँ क्रिया-कर्म अगुआ जाएत जेते दिनमे क्रिया-कर्म सम्पन्न होइए। माने दोबरसँ लऽ कऽ पौन-दोबर धरि समय भेल। प्रश्न अछि जे जखन कोनो परिवारमे मृत्युक घटना होइए तखनेसँ तहिया धरि परिवारक जीवित काज[ii] बाधित होइते अछि। जखने जीवनक संग चलैबला काज बाधित भेल तखने ने जिनगीक गतियो बाधित भइये गेल। तहूमे समय-समैयक समस्या सेहो कम प्रभावितसँ अधिक प्रभावित करिते अछि। माने भेल जे सुभ्यस्त समयमे जे काज असानीसँ चलि जाइए वएह काज गरुगर[iii] समय भेने भारी भइये जाइए। तहूमे आइक समय आ पाछूक बीतल समैयक बीच जीवन क्रिया सेहो अविकसित रहने जटिल छेलैहे। आइ जे समस्या प्राय: समाप्त जकाँ भऽ गेल अछि, माने गाम-गामक महामारी-हैजा, प्लेग-कालाज्वर इत्यादि वएह रोग पहिने घरहंज[iv] कऽ दैत छल! मुदा से आइ समाप्ते जकाँ अछि।

आजुक प्रेमनगरक लोकमे जहिना समयानुकूल विचार जगलैन तहिना अपन बेवहार सुधारैत आगू बढ़ि अगुआएल गाम-समाज कहियौ आकि विचारशील समाज कहियौ, से भइये गेल अछि। जहिना अखन आन-आन गामक लोक कतियाइत जाति-जातिक बीच सीमांकन केने छैथ तहिना जातिक बीच कूल-मूलक चलैत सेहो सीमांकन केनहि छैथ, जइसँ बेकती समाजक मुख्यधारा हेबा चाही, ओइसँ स्वयं कतिया गेल छैथ। ओना, गाम-समाजक बीच सभ दिनसँ जहिना ओहन रस्ता बनले आबि रहल अछि जे ने दोस्ती[v] बनैमे देरी लगैए आ ने मेटाइमे देरी लगैए। एहने डेंगी नाहपर समाजक सवारी चलिये रहल अछि। तइमे प्रेमनगरबला सभअपनामे सुधार जरूर केलैन अछि। जेतए गजेरी-भँगेरी एकठाम बैस नाँहकमे घन्टो-घन्टो समय दुइर करैत जे समाजक कोढ़ बनल छल से बदैल ओइ जगहपर पहुँच गेल जेतए आइक परिवेशपर विचार कएल जाइत

अछि। आजुक जे परिवेश दुनियाँॅक हवामे विड़ों जकाँ उधिया-भँसिया रहल अछि ओकरा कोन ढंगे समाजक परिवेश बना असान ढंगक जीवन जीबैक क्रियाक बीच क्रियाशील बना समाजक दिशा-निर्देश स्थापित करी।

धीरेन्द्रकेँ देखते जगमोही बिना मुँह खोलने मने-मन मुस्कियाएल मुदा सुवासिनी अपन मातृत्वक रक्षा करैत बजली-

‘‘बौआधीर, हम तँ गाम छोड़ि चलि गेलियह,आब ई गामतोरे सबहक भेलह। कहियो अबैले कहबह ते आएब नइ तँ मने-मन माता-पिताकेँ गोड़ लगैत नैहर मोन पाड़ैत रहब।मोन पाड़ैत रहब जे केना जन्मसँ लऽ कऽ बिआह-दुरागमन धरि गाममे रहलौं।’’

सुवासिनीक विचार सुनि, दृष्टिमान युवकमे जे गुण हेबा चाही ओ गुणसँ सम्पन्न धीरेन्द्र मुस्की दैत बाजल-

‘‘बहीन, हम समाजक ओहन भाए नइ छी जे बहिनकेँ कातिकक भरदुतियामे कहबैन जे बहिन, अगहनक दुतियाक चान जइ दिन उगतै तइ दिन आएब।’’

ओना, सुवासिनी पटनाक हवामे बहुत किछु बदैल गेल छेली मुदा प्रेमनगरक माटिपर कहियो नइ रहल छेली सेहो बात नहियेँ अछि। बिआहसँ पूर्व धरि रहल छेलीहे। धीरेन्द्रक विचार सुनि सुवासिनी अपन माथपर बल दैत प्रेमनगरमे अपन बितौल जिनगीमोन पाड़ए लगली। केना फूल तोड़ि दसमीक दुर्गास्थानमे पहुँचबै छेलौं, केना आमक गाछीसँ टिकुला बीछि-बीछि आनि आमील बनबै छेलौं, केना शिवरातिक उपास,कृष्णाष्टमीक उपासक संग समाजमे जेतए-केतौ सत्-नारायण भगवानक पूजामेसेहो उपास करैत रही।तेतबे नहि, जँ बाढ़ि अबैतरहै तँ केना अँगनाकेँघेरैतरही,बाड़ी-झाड़ीक पानि उपछैतरही! इत्यादि-इत्यादिअनेको क्रिया-कलाप सुवासिनीक मनमे एकाएकी जागए लगलैन...। नैहरक विचार जेना-जेना सुवासिनीक मनमे जगैत गेलैन तेना-तेना सासुर बिसरैत गेली। सासु-ससुरकेँ बिसैर माता-पिता लग पहुँच गेली। माता-पिता लग पहुँचते सुवासिनीक मनमे जगलैन- कातिकक दुतियाक संग अगहनक दुतिया सेहो मोन पड़लैन।भरदुतियाक संग धनकटनी समय मनमे अबिते एकाएक सुवासिनीक नजैर आजुक परिवारपर आबि अँटकलैन। अँटैकते दुनू आँखि नोराए लगलैन। नोराएल आँखिये सुवासिनी धीरेन्द्र दिस ताकए लगली...। धीरेन्द्रक मन निष्कपट रहने जिनगीक बीच मोड़पर ठाढ़ छल। सुवासिनी बजली-

‘‘बौआधीर, भगवान सभ बिपैत हमरे देलैन..!’’

विचारक दुनियाँॅमे धीरेन्द्र तेना हेरा गेल जे हेराएल बटोही जकाँ मुँहक चुहचुही कमए लगलै। हेराइक कारण भेलै जे विपत्तियोकेँ कि सींग-नाँॅगैर अछि जे लोक लगले बुझि जाएत जे ई घोड़ा छी कि हाथीआकि गाए छी कि महींस। बिपैत तँ बिपैत छी, जेकरा घरमे आगि लगै छै ओ बुझैए आ जेकरा घरमे नइ लगै छै



ISSN 2229-547X VIDEHA

ओ किए बुझत। तहिना जेकर घर बाढ़िमे भँसिया जाइए ओ भँसियाएब बुझैए आ जइ गाममे बाढ़िक पानि जाइते ने अछि ओकरा बुझैक कोन खगता छइ। मुदा से तँ बुझला पछाइत ने लोक बुझैए, बिनु बुझलमे की बुझत। छोट भाइक रूपमे धीरेन्द्र बाजल-

“से की बहिन?”

धीरेन्द्रक बात सुनि सुवासिनीक मन जेना अछींजलसँ धुआ गेल होनि तहिना धुअल मने बजली-

“बौआ, जहिना भैयारीक चलैत सासुर उपैट गेल, तहिना भगवान डाँग मारलैन जे बेटा एकोटा ने देलैन आ तीन-तीनटा बेटीए देलैन। अखन अपने[vi]नोकरी करै छैथ ते बड़बढ़ियाँ, मुदा जखन नोकरी छुटतैन, हाथक काज छिनेतैन तखन केतए रहब आ केना बेटी सबहक पार-घाट लगाएब!”

ओना, सुवासिनी एकसूरे सभ बात बाजि गेली मुदा धीरेन्द्रक मन ओहिना थकथका गेल जहिना चारूकात पहाड़सँ घेरल ओ भूमिजे ओहन बनसँ आच्छादित हुअए जइमेमात्र मनुखभक्षी जानवरक बास होइ। मुदा रस्ता पहाड़ी होइ वा जंगली वा समुद्री, मनुख तँ दूटा हाथ-पैरबला जीव छीहेजेजहिना असथिरोसँ चलि सकैए, दौड़ियो सकैए तहिना जानवरकेँ मारियो सकैए आ प्रबोधियो तँ सकिते अछि। तैसंगपैघ-सँ-पैघ पहाड़ोपर चढ़ि-उतैर सकैए आ समुद्रोमे तँ हेलिये सकैए...। तखन तँ भेल जे दूहाथ-दू पैरसँएक्केबेर समुद्रोमे हेललआ जंगलो काटलतँ नइ हएत, मुदा बेरा-बेरी तँ भइये सकैए। तँए, एक-एक प्रश्नकेँ बिहिया-बिहिया, बटोरि-बटोरि जखने बाटपर आनि बटोही बनि हल करए लगब तखनने जिनगी भारसँ भारी रहतआ ने जीवन जीनसँ[vii] दूर रहत। तही बीच प्रेममोही अपनदोसर संगी- रूपमोहीक संग पहुँच गेल।

परिवारसँ सम्बन्धित समस्या बाल-बोध लग राखबो उचित छी आ नहियेँ राखब तँ उचित छीहे। मुदा से अखन नहि, अखन एतबे जे भाए-बहिनक बीचक बात छी, तँए निच्चाँक खाढ़ीलग रखने दुनू तरहक प्रभाव नीको प्रभाव आ अधलो प्रभाव पड़ैक सम्भावना रहिते अछि। ओना, धीरेन्द्र प्रेममोहीकेँ जनैत जे गाममे एकटा प्रेममोही नामक लड़की अछि जे कौलेजमे पढ़ैए। मुदा सोझा-सोझी आइये भेल। धीरेन्द्र प्रेममोहीपर नजैर देलक मुदा प्रेममोहीक नजैर जगमोहीपर छेलै तँए सामने-सामनी नजरिक भेँट आइयो नहियेँ भेल।

धीरेन्द्र जेना जगमोहीकेँ चिन्हैत तेना प्रेममोहीकेँ तँ नहि चिन्हैत मुदा सोल्होअना नहियेँ चिन्हैत सेहो बात नहि। धीरेन्द्रकेँ एते तँ बुझले छै किनेजे प्रेममोही हृदयनाथक बेटी छी, बी.ए.मे पढ़ैए। मुदा ऑनर्स रखने अछि से नहि जनैत रहए। जँ से जनैत रहितए तँ जहिना अपनाकेँ जगमोहीक समकक्ष बुझैएतहिना प्रेममोहीकेँ सेहो बुझितए...। सुवासिनीसँ गप-सप्प करैक विचारसँ धीरेन्द्रक मनमे उठल जे जगमोहियोकेँ आ प्रेममोहियोकेँ कहिऐ जे ‘अहाँ सभ दोसरठाम बैस गप-सप्प करू वा किम्हरो टहैल-बुलि जगमोहीकेँ देखाइये-सुना दियौ। मुदा

जगमोही, प्रेममोही आ प्रेममोहीक संग आएल रूपमोहीक बीच धीरेन्द्र अपनाकेँ अनाड़ी बुझैत चुपे रहब नीक बुझिकिछु ने बाजल।

एक तरहेँ भाए-बहिनक बीचक गप-सप्पमे सुवासिनी बोहिया-भँसिया लागल छेली तँए बीचमे दोसर गप-सप्पकेँ आबए देबनीक नहि बुझिजगमोहीकेँ कहलखिन-

“बुच्ची, हम ऐ गाममे जन्मसँ लऽ कऽ सियान भेल छी, तँए बहुत देखने छी मुदा तोहर जन्म तँ भेलह अही गाममे मुदाजन्मक तीनियेँ मासक पछाइत सासुर चलि गेलौं। सासुर कि जाएब जे पटना गेलौं, तँए तोरा कम देखल-सुनल-बुझल छह, भने संगी-सहेली भेटिये गेलह, जाह गाम घुमि-फिर कऽ देख-सुनि आबह।”

ओना, जगमोही माइक मुँहक बात सुनि चुकल छल तँए धीरेन्द्रक उत्तर सुनैक जिज्ञासा छेलैहे। मुदा तइ बिच्चेमे पटनाक परिचयकेँ नजर-अंदाज करैत धीरेन्द्र जगमोही दिस ताकि बाजल-

“हँ, हँ! जखन जगमोही प्रेमनगर आएल अछि तखन आमेटा किए खाएत, गाम-घरक रूपो-रंग आ हवो-बसात किए ने देहमे लगा लेत।”

जगमोही सेहो धीरेन्द्रक अपन रूप सौन्दर्यक संग परिवारिक जीवन-सौन्दर्य सेहो देखए चाहिते छल, जे धीरेन्द्रक अपेक्षा आन-आनसँ बेसी भेटैक सम्भावनाकेँ देखैत जगमोही उठि कऽ ठाढ़ होइत बाजल-

“माए, हमर कोनो ठेकान नहि अछि जे कखन घुमि कऽ आएब। तँए, जँ तोरा केतौ घुमै-फिरैक विचार हौ तँतोहूँ टहैल अबिहेँ।”

एकान्त शान्त वातावरण होइते धीरेन्द्र सुवासिनीकेँ कहलक-

“बहिन, अखन हम ने समाजक कियो छी आ ने परिवारक, अखन हम मात्र विद्यार्थी छी, जेकरा गुरु-शिष्यक आश्रम सेहो कहल जाइतअछि। तँए जाबे छी ताबे तँ छीहे। ओना, अठारह बर्खसँ अपनाकेँ ऊपर सेहो उठा नेने छी आ स्नातक प्रतिष्ठाक छात्रो तँ छीहे, तँए..?”

धीरेन्द्रक सुपुट वाणी सुनिते सुवासिनी ओहिना सुवासी भऽ गेली जेना मानसरोवरमे कमल होइए। ओ जहिना अपन बास स्थानपर अडिग भऽ सरोवरक पानिसँऊपर उठि अपन शुभ रूप देखबैए तहिना धीरेन्द्र सन भाएसुवासिनीकेँ देखा पड़लैन।खुशीसँ सुवासिनी बजली-

“बौआ, तोहीं सभ ने बाप-दादाक डीह परहक भाए-वन्धु भेलह, अपन दुख-बेथाक कथा तोरा नइ कहबह तँ केकरा कहबै।”

सुवासिनीक डगमगाइत जिनगीक डुमैत नाहकेँ अँकैत धीरेन्द्र जखन अपन आँक देखए लगल कि मनमे भकइजोत जकाँ भेलइ। भकइजोत ई भेलै जे अर्जुन सन योद्धापिता आकृष्ण सन माम जखन अभिमन्युकेँ मृत्युसँ बँचाइये नहि सकला तैठाम हम कोन खेतक मुरै छी। मुदा नहि!डगमगाइत बहिनक जिनगीक

नाहकेँजेतए-तक पार लगबैक शक्ति अछि ओते तँ कइये सकै छी। तँए, पहिने सुवासिनीक विचारकेँ मानसपटलपर आनब जरूरी अछि। हरिमोहन बाबू जकाँ नहि, जे समाजक अधिकांश समस्याकेँ एकठाम आनि दोस-दुश्मन दुनूकेँ ठाढ़ कऽ देलैन..! धीरेन्द्र बाजल-

“अहिना होइ छै बहिन,जखन बेथाएल मन रहने बजैक क्रममे किछु-ने-किछु झोंक उठिये जाइ छइ। तँए,एक-एकटा समस्याकेँ सामने रखैत विचार करू। छोट भाए होइक नाते जेतए-तक सम्भव हएतओतए-तकजरूर संग देब।”

सुवासिनी बजली-

“सासुरक बात छोड़ि दइ छिअह। भैयारीमे एहेन अन्याय ओहने गाम-सभमे रहह। मनुख छी जेतए रहैक नीक ठौर भेटत सएह ने हमर स्वर्गक बास भेल।”

एकटा नमहर प्रश्नकेँ अपने हल होइत देख धीरेन्द्रक मनमे किछु चपचपी आएल। बाजल-

“भैयारी समंगर छैथ किने?”

सुवासिनी-

“हँ।”

धीरेन्द्र-

“जाए दियौ, वंश बढ़ै तँ बक्खो हुअए...।”

अपन रस्ता अपने देखैत सुवासिनी बजली-

“सासु-ससुरक सम्पैतसँ तँ छातीमे मुक्का मारि संतोख केनहि छी।”

जहिना खिस्साक कोनो एहेन भाग होइ छैजेकरारसिक खिस्सकर बेर-बेर दोहरा-तेहराकऽ कहैए तहिना सुवासिनी पुन: सासुरेक बात दोहरबैत बजली-

“ओइ बइमनमा सभकेँ नीक नइ हेतइ। दियादी सम्पैतक बेइमानी नइ पचतै, पेटमे पनिदूदूर हेतै आ मनमे मनरोग।”

मने-मन धीरेन्द्रकेँ हँसियो लगै आ आगू जखन बहिनक बेथापर नजैर जाइ तँ विचलितसेहोहुअ लगए।आगू कोन दिशामे बढ़ब नीक हएत से धीरेन्द्रक मनमे एबे ने करइ, तँए मुहसँ निकलबे ने करइ। मुदा सुवासिनीक मन सासुरक धन-सम्पैतक बीच औना रहल छेलैन। औनाइत सुवासिनीक मनमे अनायास विचारक झोंक उठलैन कि बजली-

“जहिना हमरा अपन सम्पैतसँ भैयारी-दुसमन सभ अभोग केलक तहिना ओकरो सभकेँ अभोग हेतइ!”

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

सुवासिनीक मनमे सासुरक धन-सम्पैतकेँ बेर-बेर धधरा जकाँ उठैत देख धीरेन्द्रकेँ विचार जगल जे सभसँ पहिने ऐ धधराकेँ शान्त करब जरूरी अछि। जाधैर विचारकेँ आगू नहि बढ़ाएब ताधैर अहिना सुवासिनीक मनमे सम्पैतिक आगि उठैत रहतैन आ ओइमे ओ झड़कैत रहती। धीरेन्द्र बाजल-

“बहिन, आब समय बदैल गेल। पहिने जेना बेटा-बेटीक महत्-मे कमी-बेसी छल से आब नहि रहल। आब तँ जहिना बेटा तहिना बेटियो भऽ गेल अछि।”

ओना, विचारकेँ दू ढंगसँ देखल जा सकैए, पहिल ऊपरे-ऊपरे माने सरसरी निगाहसँ आ दोसर गहराइसँ माने जिनगीक सच्चाइक आधारपर।

धीरेन्द्रक बात सुनि सुवासिनी बजली-

“हँ, से तँ अछिए बौआ! देखै छी जे लोकक बेटा सभ बुढ़ माए-बापकेँ छोड़ि गामक[viii] कोन बात जे देशो-कोस छोड़ि केतए-कहाँ चलि जाइए..!”

सुवासिनीक विचार सुनि धीरेन्द्रकेँ भेल जे भरिसक बेचारी जिनगीक अगम धार देख महारेपर उग-डुम कऽ रहली अछि। धारमे[ix] पैस पार करैक हिम्मते नहि भऽ रहल छैन। जखन कि सभकेँ अपन-अपन जीवन अछि आ अपन-अपन जीवनधार छै, जइमे सभकेँ अपने पार करैक अछि। दोसर तँ बेसी-सँ-बेसी एतबे ने कऽ सकैए जे अपना ढंगे पार करैक रस्ता बाट-घाटमे किछु शारीरिको-आर्थिक सहयोग कऽ सकैए। ओना, कियो अपन जिनगीक बाट देखा जँ दोसरकेँ शारीरिके वा आर्थिके सहायता करबो करत तैयो ओतेक उपयोगी ओकरा लेल नहियेँ हेतै जेतेकसँओकर कल्याण हेतइ। तँए, पहिने अपने अपन जिनगीक बाट-घाटक बोध हएब जरूरी अछि, जे अपनो लोक खोजि सकैए आ दोसरोसँ प्राप्त भऽ सकैए। ओना, दोसरसँ प्राप्त दू तरहेँ होइए। पहिल- अनुभवसँ प्राप्त अनुभवीसँ आ दोसर- बिनु अनुभव प्राप्त केनिहार खोजी वा विचारवानसँ...। धीरेन्द्रक मनमे उठलै- अपनो तँ अखन सएह छी। अखन तकक जे अपन जिनगी रहल ओ तँ मात्र स्कूल-कौलेज धरिक रहल। मुदा परिवारिक आ समाजिक जिनगी तँ किछु आओर छी...। तैबीच श्यामक पत्नी-सुचिता चाह नेने पहुँचली। सुवासिनीक आगूमे चाह रखैत सुचिता बजली-

“ई सभ तँ बजरूआ लोक भेली, क्षणे-क्षण चाह पीबैक आदैत हेतैन, पहिने चाह पीब लोथु तखन निचेनसँ गप-सप्प करैत रहिहैथ।”

कहि सुचिता अपन काज दिस बढ़ि गेली। तस्तरीसँ चाहक कप उठा धीरेन्द्र दिस बढ़बए लगली मुदा तइ बिच्चेमे धीरेन्द्र तस्तरीमे राखल दोसर कप उठबैत बाजल-

“बहिन, अखन हम ने अहाँकेँ आग्रह करब। अपनो परिवारमे बेसी दिनपर जखन लोक अबैए तँ पहिने पाहुने स्वरूप ने रहैए। जे उचितो छी। किए तँ घर-परिवारक जे गतिशीलता अछि ओइसँ ओ अनभुआर रहिते छैथ। जेना-जेना गति-विधिक संग जुड़ैत जाइ छैथ तेना-तेना घरवारी बनैत जाइ छैथ।”

धीरेन्द्रक बात सुनि सुवासिनीक मनमे उठलैन- ई घर तँ श्यामक छी, ऐठाम जेहने धीरेन्द्र तेहने ने अपनो भेलौं। बजली-

“बौआ, ऐ घरक तँ जेहने हम भेलौं तेहने ने तोंहू भेलह।”

समगम विचार देख धीरेन्द्र बाजल-

“बहिन, अहाँ लिए तँ जेहने ई घर तेहने गामक आन-आन घर,तँए एक्केरंग भेल किने?”

विचारक गहराइमे जाइते सुवासिनीक मनसँ अपन सासुरक बेवहार निकैल नैहराक विचार जागि चुकल छेलैन। बजली-

“हँ, से तँ अछिए। मुदा सोझे मानब सेहो भेल आ जिनगीक संग मिलि चलब सेहो तँ अछिए।”

स्वीकार करैत धीरेन्द्र बाजल-

“हँ, से तँ अछिए। मुदा ओ तँ सम्बन्ध आगू बढ़ौने ने बनत। जँ सम्बन्धकेँ रोकि कऽ राखब तखन तँ अपनो बीरान भऽ जाइते छइ।”

सुवासिनी-

“हँ, से तँ होइते छै मुदा से होइ छै भरल-पुरलक संग। खगलकेँ ते..?”

सुवासिनीक मुहसँ ‘खगल’ सुनि धीरेन्द्रकेँ झटहाक चोट जकाँ लागल। झटहाक चोट भेल इशारामे किछु कहब। मुड़ी डोलबैत धीरेन्द्र बाजब शुरूहे केलक कि बिच्चेमे श्याम पहुँच गेला। झटहाक चोट, इशाराक विचारकेँ अनुभव करैत धीरेन्द्र बाजल-

“बहिन, खाली श्यामे भाइक परिवारटा केँ अपन नइ बुझियौ, गामक सभ परिवारकेँ अपन परिवार बुझियौ। अहाँ गामक धी छी, अहाँ लिए सभ बरबैर!किए तँ बेटी जाति समाजक होइए नहि कि परिवारक।”

ओना, सुवासिनीक आँखिक आगू बेटीक भ्रुण हत्या नाचि रहल छेलैन। देख रहल छेली आजुक समाजिक परिवेश, जे बेटी जातिक जीवनकेँ समूल नष्ट करए चाहि रहल अछि।जेतए मनुक्खोक सीमापर पहुँचब बेटी-जाति लेल पहाड़ बनि गेल अछि, तैठाम आजुक मनुख बनब तँ आरो असंख्य पहाड़क बीच जीवन बनियेँ गेल अछि किने..! मुदा ईहो तँ सुवासिनी बुझिये रहल छेली जे आइ जइ तरहेँ समाजक बिखण्डन भऽ

गेलआ तइसँ जे समाजक बीचक सरोकार-सम्बन्धक टुटान बढ़ि रहल अछि ओतँ धिया-पुताक खेल नहि जेकरा...। मुदा अपनाकेँ समगम बनबैत सुवासिनी बजली-

“दुनियाँ केतबो इलैट-बिलैट जाए मुदा हम तँ अखनो अपन जन्मभूमि आ माए-बापक कर्मभूमि बुझिये रहल छी तखन तँ..?”

सुवासिनीक बात सुनि श्यामक मनमे जहिना गँथा[x]कऽ बेथेलैन तहिना धीरेन्द्रक मनमे सेहो गँथाएल। सुवासिनीक बात सुनि श्याम मने-मन विचारए लगला जे अपन सहोदर बहिनक आँखिसँ जे जमुनिया धार बहि रहल अछि, की झूठ एकरा कहल जाए?मुदा हम तँ अधिकारी जरूर छिऐ। जे भाए गामसँ बाहर चलि गेला हुनको बहिन छिऐन, तँए हुनको कहब जरूरी अछि, मुदा माए-बापक बासक मूल वासी तँ हमहीं भेलिऐ किने, तँए हम कि बहिनकेँ बोल-भरोस नहि देबैन। एतबे ने जे जे विभव अछि तइमे पाछू नइ घुसकब। ई तँ अपन भार भेल...। नव जुगक उठैत नवजुबक धीरेन्द्रकमनमे अनेको विचारक हिलकोर लगबे केलै जइसँमन विकृत हुअ लगलै। श्यामक मुँह दिस देख धीरेन्द्र सुवासिनीकेँ कहलक-

“बहिन, अखन जाइ छी। बेरूपहर टहलै-बुलैले हमरो घर दिस आउ।”

धीरेन्द्रक आग्रहसँ सुवासिनीक मनक मिठाँस जगलैन। जगबो केना ने करितैन, एक तँ जगमोहीक कौलेजक संगीछी धीरेन्द्र,तैपर जाबे पटनामे रहत ताबे परिवारक संगी आ तैसंग अपन जन्मभूमिक सेहो भेबे कएल। मुदा परिवारक एते रोच तँ सुवासिनी रखबे केली जे बिनु भाइयक विचारसँ किछु ने बाजब। तँए, चुपे रहली। तैबीच श्याम आश्वासन दैत धीरेन्द्रकेँ कहलैन-

“हम कि सुवासिनी बहिनकेँ नैहरक बाट आकि जगमोहीक मातृकक बाट रोकब। हिनको जन्मस्थान छिऐन आ जगमोहियोक मातृक छिऐ।”

गमगीन चेहरा धीरेन्द्रक बनि गेल। धीरेन्द्रकेँ कनी दूर हटला पछाइत श्याम सुवासिनीकेँ कहला-
“बहिन, बेरूपहर चारू माय-धी धीरेन्द्रक ऐठामसँ टहैल-बुलि आउ। ओना, दुनू गोरेक आमक गाछी सेहो एक्केठाम अछि आ फड़लो बढ़ियाँ अछि। गाम छिऐ किने, पटना नइ ने छी जे सभ दिन जखन सेव-अंगूर खाइ छी तँ अनेरे किए आमसँ मुँह ऐंठाएब।”

---

[i]गवाह

[ii]चलायमान काज

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

[iii]कठीन

[iv]परिवारमे अधिक-सँ-अधिक लोकक मृत्यु

[v]अपेछा-सम्बन्ध

[vi]पति

[vii]विजेता होइसँ, जीतसँ

[viii]माने परिवारक भीन-भिनौज

[ix]जीवनकधारमे

[x]गरि कऽ अपन प्रभाव

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**नन्द विलास राय**

**पत्नीक फरमाइस**

निर्मली बजारसँ घर पहुँचले रही कि पत्नी प्रश्न दागली- “पनीर अनलिऐ की नहि?”

हम कहलिऐ-

“एहनो कहीं नै अनिऐ, हमरा कि कोनो भूखले सुतबाक अछि जे अहाँक आदेशक पालन नै करब।”

पत्नी फेरो पुछली-

“आ ब्रेड पकौड़ा?”

हम कहलयैन-

“जी मेम साहैब, ओहो अनलौं हेन। हमरा कि दलानक अखरे चौकीपर सुतबाक अछि आ भरि राति तौनीसँ मच्छर हौंकैत परात करबाक अछि जे अहाँक फरमाइस पूरा नै करब।”

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**जगदीशप्रसाद मण्डल**

## दुष्टपन

आने-आन किसान जकाँ रीतलालकेँ सेहोजुआनीए-सँ अपन परिवारकेँ सम्पन्न किसान परिवार बनेबाक विचार मनमे रहलैन। जहिना जीवनक उद्देश्य सभकेँ सम्पन्नता प्राप्त करब होइए तहिना रीतलालकेँ सेहो रहलैन। तेकर कारण छल जे केतेको पुस्तसँ परिवार किसानी-जीवनसँ जुड़ल रहलैन मुदा समैयक फेड़-फाड़क चलैत नहि भऽ पबैत रहैन। समैयोक फेड़-फाड़क अनेको कारण अछि, जेना गाम-गामक भौगौलिक बनावटक दुआरे कोनो गाम धार-धुरसँ अक्रान्त रहैए तँ कोनो गामक माइटिक शक्ति एतेक क्षीण होइए जे नीक उपजा-बाड़ी नहि भऽ पबैत, तहिना कोनो गामक एहेन बनावट होइए जे ऊँचरस जमीन रहने पाइनिक अँटकाउ नहि भऽ पबैत जइसँ समुचित उपजा-बाड़ी सेहो नहि होइए। खाएर जे होइए ओ तँ गाम-गामक बनावटक अपन-अपन गुण-अवगुणककारणे होइए। मुदा रीतलालक गाम- रोहितपुरक अपन बनावट छै।

रोहितपुरक भौगोलिक बनावट एहेन अछि जइमे तीन खाड़ीक जमीन अछि। गामक एक-तिहाइसँ किछु कमऊँचरस जमीन अछि, जेकरा भीठ कहै छिऐ, जइमे लोक घरो-दुआर बनबैए, बाड़ियो-झाड़ी बनबैए आ गाछियो-बिरछी लगबैए। तहिना दोसर तरहक माने दोसर खाड़ीक जमीन अछि, जेकरा तीन फसिला सेहो कहै छिऐ आ मध्यम जमीन सेहो कहै छिऐ, ओहन जमीन एक-तिहाइसँ किछु ऊपरे रोहितपुरमे अछि। आ तेसर तरहक माने तेसर खाड़ीक जे एक-तिहाइ करीब अछि, ओ नीचरस अछि, जेकरा चौरी कहै छिऐ। गामक अधिकांश किसान परिवार ओहन छैथ जिनका तीनू तरहक जमीन छैन। ओना, तीनू तरहक जमीन, लग्गी-डन्टासँ नापल, एक्केरंग नहियेँ छैन मुदा कमो-बेश तीनू तरहक जमीन छैन। किनको चौरीए बेसी छैन, तँ किनको मध्यमे जमीन बेसी छैन माने तीन-फसिला, तहिना किनको ऊँचरस, भीठ जमीन बेसी छैन। खाएर जे अछि ओ तँ सभकेँअपन-अपन अछि।

